मुदा लगले कल्याणी काकीक मनमे दोसर विचार उपैक गेलैन। उपैक ई गेलैन जे भोलो बाबा तँ असगरे धुनी रमा बैसल रहै छला मुदा फेर दरबार केना लगि जाइ छेलैन! दरबार तँ अहिना ने लगै छेलैन जे पार्वती छिपलीमे जलखै, गणेशजी हाथमे पानिक लोटा आ कार्तिक खलिया बाटी नेने पहुँचै छल आ गौंआँ-घरूआ सभ सेहो कियो भाँग, कियो चीलम, कियो गूलक डोरी आ कियो गुलाब-तख्तीक संग प्रेमकटारी नेने पहुँचै छल। जखने दस गोरे एकठाम बैसलौं कि दरबार लागल।

चुपे-चुप रहने गोपीलालक मन औनाए लगलै। औनाए ई लगलै जे जखन कल्याणी काकी कक्काक मनक बात बुझैले बजा अनली तखन मुहों बन्न राखब, नीक नहियेँ भेल। शुभकान्त कक्काक आँखिपर गोपीलाल आँखि चढ़बैत बाजल-

“काका, एहेन समयसँ कहियो भेँट नहि भेल छल।”

जेना शुभकान्तो कक्काक नजैरमे यएह विचार नचै छेलैन कि की, अपन नजैरकेँ गोपीलालक नजैरसँ मिलबैत बजला-

“गोपी, तूँ तँ कौल्हुका छौड़ा छिअ, मुदा सत्तैर बर्खक जिनगीमे हमरो पहिल बेर एहेन समस्यासँ भेँट भेल अछि।”

शुभकान्त कक्काक विचारक सह गोपीलालकेँ भेटल। सह भेटिते गोपीलाल सहैट कऽ शुभकान्त कक्काक विचार लग पहुँच बाजल-

“से की काका?”

ओना, गोपीलालकेँ लगक लोक शुभकान्त काका सेहो बुझै छला आ दूरक सेहो। मुदा जइ समस्याक जालमे शुभकान्त काका ओझराएल छला तही समस्याक जालमे गोपीलाल सेहो फँसल छल तँए लग मानए लगला।

तही बीच कल्याणी काकी चाह नेने दरबज्जापर पहुँचली। ओना, शुभकान्त काका आ गोपीलालक बीच जे टोका-टोकी भेल से कल्याणी

काकी सेहो सुननहि छली। मुदा अँगनामे, चुल्हि लग, रहने नीक जकाँ नहि बुझि पेली। ओना, मनमे तैयो बिसवास बनले रहैन जे गोपीलाल सभ गप कहबे करत।

चाहक चुस्की लइत शुभकान्त काका बजला-

"बौआ गोपी, अपन आँखिक देखल अछि जे जेकरा तूँ रेडियो-अखबारमे सुनने-पढ़ने हेबह जे हिमाचल प्रदेशमे मेघ फाटि कऽ बरिसल ओहन अपनो ऐठाम गोटे साल भऽ जाइए। ऐ साल से नइ भेल। मुदा जेहेन माइरिक चोट ऐ साल लागल, तेहेन ओहू साल नइ लगै छल जइ साल मेघ फाटि कऽ बरिसै छल।"

मुड़ी डोलबैत गोपीलाल चाहक गिलास रखि बाजल-

"काकी, पानक सभ समचा एतै नेने आउ। गपो-सप्प सुनब आ पानो लगाएब।"

खग जानए खगक भाषा। भाय, भरल केना खगलक भाषा बुझत, ओ तँ सुनबो आकि देखबो करत तँ ओकरा खढ़िया जकाँ खेहारि देत। ओना, गोपीलालक भाषा शुभकान्तो काका बुझलैन, मुदा मनमे भेलैन जे मनुखकेँ तँ मनुखता पबैले मनुखाह बनइ पड़तै...।

जँ ओ मरखाह बनि जाएत तखन ओकर भरण-पोषण भारी भइये जेतइ। तहिना कल्याणी काकीक अपनो मन सजैग गेलैन। किए तँ अझप्पे ने शुभकान्त कक्काक बात सुनने छेली तँए मनमे उपैक गेल छेलैन जे दुखीकेँ सुखीक सेवा आ दलितकेँ फलितक मेवा नइ भेटत तखन दुखताहक दल केना ठाढ़ भऽ सकैए? मुदा ऐठाम तँ पति-पत्नीक बीचक प्रश्न अछि, कोनो धरानी जँ हुनकर मनक पीड़ा नइ उतारबैन तँ ओ पीड़ाइत-पीड़ाइत पीड़ाइये जेता किने। पानक सभ समचा–माने पानक पात, चुनक कोही, खएर, सुपारी, जरदा इत्यादि पनडालीमे–नेने कल्याणी काकी एली। पानक डाली देख शुभकान्त काका बजला-

“लाउ, हम अपने हाथे पान लगाएब।”

‘अपने हाथे पान लगाएब’ सुनि बिच्चेमे गोपीलाल टभकल-

“काका, हमरो नीक जकाँ पान लगाएल होइए।”

गोपीलालक बात सुनि शुभकान्त काका मुस्किएला। शुभकान्त कक्काक मुस्की देख कल्याणियो काकी आ गोपीलालोक मनमे शंका भेलैन। शंकाक कारण ई जे सभ दिन जखन कल्याणी काकीक हाथक लगौल पान काका खाइ छला तँ नीक लगै छेलैन, मुदा आइ किए एना बजला? हमहूँ कि पान लगाएब नइ बुझै छी, केते भोजो-काज आ सतनारायण भगवानक पूजोमे पान लगैबते छी। मुदा पानपर सँ धियान हटा शुभकान्त कक्काक मुस्कीपर धियान अँटकबैत गोपीलाल बाजल-

“काका, मुस्कियेलौं किए?”

ओना, चाह पीबिते आ पानक डाली आगूमे देख शुभकान्त कक्काक मनक पीड़ा पीड़ीपन नेने ठमैक गेल छेलैन तँए पानपर कम धियान रखैत मूल समस्यापर गम्भीर भऽ गेल छला। मुदा तैयो गोपीलालक पश्नकेँ जिज्ञासुक जिज्ञासा बुझि मुँह-छोहैन करैत बजला-

“गोपी, जहिना भोजन केनिहार जँ अपने भोजनक ओरियान करैत भोजन बनबए तँ ओकर मनक इच्छाक तृप्तक बीज-रोपण तखने भऽ जाइए। किएक तँ ओ अपन मनोनुकूल विन्यास बनबैए।”

गोपीलाल शुभकान्त कक्काक विचार नीक जकाँ नहि बुझि पेलक किएक तँ शुभकान्तो काका अदहा विचार अपना पेटेमे रखि नेने छला। ओना, नीक जकाँ नहियोँ बुझला पछाइत ने गोपीलालेक आ ने कल्याणीए काकीक मनमे कनियोँ खोंट भेलैन। किएक तँ दुनूक नजैर शुभकान्त कक्काक ठकुआएल मनपर छेलैन। तैबीच शुभकान्तो काका मुँहमे पान लऽ नेने रहैथ।

आ जरदा खाइते शुभकान्त कक्काक मन फुलाए लगलैन जे

जरदाक सुगन्धक संग निकैल रहल छेलैन। तैबीच गोपीलाल बाजल-

“काका, की कहने छेलिऐ जे सत्तैर बर्खक जिनगीमे पहिल बेर देखलौं..?”

गोपीलालक प्रश्न सुनि शुभकान्त काका पाछू उनैट तकला तँ बुझि पड़लैन जे समस्याक ने फड़क कमी अछि आ ने सिरक। मुदा अपने ने ओकरा बिटिया कऽ बुटियाबए पड़त। जँ से नहि करब तँ अनेरे बजला साफल की हएत?

शुभकान्त काका बजला-

“बौआ गोपी, जइ चिन्ताक चिन्त करै छेलौं से पछाइत कहबह। ओना, इशारामे कहि दइ छिअ जे तीस बर्खक किसानी जिनगी पछुआ गेल।”

एक संग अनेको प्रश्न शुभकान्त कक्काक मुहसँ खसैत देख गोपीलालक मन चौंकल। चौंकते चँकियाएल जे कल्याणी काकी बजौने किए छेली आ हम कऽ की रहल छी! मुदा जैठाम बड़क गाछ जकाँ अनेको जड़ि ऊपरे-ऊपर केतौ-सँ-केतौ सिर निकैल बनि गेल अछि तैठाम मूल-जड़िकेँ पकड़ब बाल-बोधक खेलो तँ नइ छी...।

बाजल-

“काका, अपन बातकेँ बुधिया-बुधिया सीटियबैत कहियौ।”

शुभकान्त काका बजला-

“बौआ, जे कहै छिअ तैपर सुरता रखिहह। जेते सुरता रखबह तेते सूरता औतह आ जेते सूरता औतह तेते सूर-वीरता जगतह, मुदा संगे असुरता सेहो माया जकाँ पछुऐबते औतह, तँए चाँकि राखह पड़तह।”

शुभकान्त कक्काक बात सुनि जहिना कल्याणी काकी सहमली, तहिना गोपियोलाल सहमल।

सहैमते बाजल-

“हँ, से तँ ठीके कहै छिऐ काका।”

गोपीलालक बात सुनि शुभकान्त कक्काक मन जेना पाछूक विचार करैत अपन धियान मूल प्रश्नपर एकाग्र भेल। एकाग्र होइते शुभकान्त काका बजला-

“बौआ गोपी, समाजमे दू तरहेँ विचार चलैए, एकटा इष्ट होइत आ दोसर अनिष्ट होइत। इष्टसँ सुदृष्ट पनपैए आ अनिष्टसँ दुष्ट पनपैए जइसँ दुष्टताक प्रवृत्ति जगैए।”

शुभकान्त कक्काक विचार नीक जकाँ गोपीलाल बुझि नहि पेब रहल छल। तँए मुँह बबा गेल छेलइ। जे शुभकान्त काका बुझि गेला। तइ बिच्चेमे कल्याणी काकी बजली-

“अपन मन किए बेथाएल अछि?”

कल्याणी काकीक प्रश्न सुनि शुभकान्त काका अपना दिस तकैत बजला-

“बड़ बढ़ियाँ बात बजलौं। मुदा पहिने ई बुझि लिअ जे दुनियाँमे जेते दुख वा कष्ट अछि ओइमे दूअना भगवानक देल अछि बाँकी चौदहअना मनुख मनुखकेँ दइए। अपन जे दुख वा कष्ट अछि ओ मनुखक देल अछि।”

कहि शुभकान्त काका चुप भऽ गेला।

उदास होइत शुभकान्त कक्काक चेहरा देख गोपीलाल बाजल-

“उपाय?”

बेथित मने शुभकान्त काका बजला-

“बौआ, पैंतीस बर्खक जिनगी टुटने आइ औतइ पहुँच गेलौं जेतए पैंतीस बर्ख पहिने छेलौं।”

अचम्भित होइत गोपीलाल बाजल-

"पैंतीस बर्ख..?"

शुभकान्त काका बजला-

"हँ। अस्सीक दशक  किसानक लेल उठानक समय रहल। जेकरा हरित क्रान्तिक संग आंशिक स्वर्ण काल सेहो कहि सकै छिऐ। ओही उठाइनमे किछु किसान अपनाकेँ उठौलैन। ओही उठाइनिक रस्तासँ अपनाकेँ उठबैत एलौं। जइसँ बाड़ी-फुलवाड़ीक रोहैन सुधैर गेल छल। जे आइ बनौआ आफतमे  नाश भऽ गेल!"

अखन तक गोपीलाल मनुख निर्मित दुख वा कष्टकेँ नीक जकाँ नइ बुझै छल, तैसंग कृषि क्रान्तिक अर्थ सेहो फरिछा कऽ नइ बुझै छल, तँए दुनू प्रश्नक बीच ओझरा गेल छल। मुदा विषयक खोर-चाल भेने बुझैक जिज्ञासा मनमे जगि गेल छेलै, तँए सामंजस करैत बाजल-

"काका, अहाँ ते तेहेन पण्डितक गिरथानि पितिआइन जकाँ बजलौं जे...।"

गोपीलालक विषयकेँ सम्हारैत शुभकान्त काका बजला-

"गोपी, तूँ ते वृन्दावनक गोपी जकाँ नचनाइयेटा  बुझै छह। नाचक तानी-भरनी तँ बुझै नइ छहक तँए तोरा बुझैमे कम एलह।"

चपाड़ा दैत गोपीलाल बाजल-

"काका, हमर मनक बात अहाँ बुझि गेलिऐ आब अहाँ कनी हमरा सन मुहसँ  बजियौ।"

हारल बाटमे हेराएल गोपीलालक विचार सुनि शुभकान्त कक्काक मनमे पर्पनक संग अर्पण सेहो जगलैन। बजला-

"बौआ, बीसमी सदीक आठम दशकमे किसानक संग सरकार जुड़ल। जुड़िते किसानक जिनगीमे जीवनी शक्ति भरैक कार्यक्रम

बनौलक।”

बिच्चेमे गोपीलाल बाजल-

“की जीवनी शक्ति?”

“बौआ गोपी, रामायणिक कथामे सुनने हेबह जे संजीवनी बुट्टीक पहाड़े हनुमानजी उठा लेलैन।”

सुनल कथा गोपीलालकेँ रहबे करइ, बिच्चेमे बाजल-

“हनुमानजी ठीके बज्र रंगमे रंगल महावीर छला, काका।”

गोपीलालक विचार सुनि शुभकान्त कक्काक मनमे भेलैन जे भरिसक दुनू गोरे  जीवनी शक्ति बुझि गेल। विचारकेँ आगू बढ़बैत बजला-

“बौआ गोपी, तीस सालक जिनगी टुटि कऽ निच्चाँ झड़ि गेल जइसँ आइ ओतइ पहुँच गेलौं जेतए तीस साल पहिने छेलौं।”

गोपीलाल बाजल-

“से केना काका?”

गोपीलालक प्रश्न सुनि शुभकान्त काका स्मृतिमे विस्मृति भऽ गेला। मन पड़लैन पूसा कृषि अनुसन्धानक आमक गाछ। बजला-

“बौआ, तीस बर्खक भीतर की अनलौं आ केतए-सँ अनलौं तेकर छोड़ह।”

ओझरीक डरे आकि की, गोपीलालोक मन जेना अकछाए लगलै तहिना बाजल-

“हँ काका, ओकरा सभकेँ अखन छोड़िये दियौ। ने अहाँ केतौ भागल जाइ छी आ ने हमहीं। दोसर दिन बुझि लेब।”

तीस साल पूर्व आनल पाँचटा आमक गाछक संग पूसाक कृषि-मेलाक उछाही शुभकान्त कक्काक मनमे आबिये गेल रहैन, बजला-

“बौआ गोपी, पाँचटा आमक गाछ आइसँ चौंतीस बर्ख पूर्व पूसासँ अनने रही। जहिना जानकारी भेटल छल तहिना रोपलौं। ओना, ओ गाछ साले भरिक पछाइत मोजैर गेल, मुदा पाँच बर्ख धरि मोजर तोड़ैत रहलिऐ। छठम सालसँ ओ पाँचो गाछ एतेक फड़ए लगल जे भरि मौसम नीक जकाँ परिवारमे चलए लगल। मुदा ओ पाँचो गाछ ऐ बेर पानिक जमावसँ सुखि गेल।”

गोपीलालक मन गुलाबखासक सिनुरियाएल आमपर पहुँच गेल। बाजल-

“सुअदगर होइ छल किने?”

शुभकान्तो काका गोपीलालक सुआदमे भँसिया गेला। भँसियाइत बजला-

“ओह! कपूर जकाँ मुँहमे बिला जाइ छल।”

गोपीलाल विचारकेँ मोड़ैत बाजल-

“जाए दियौ! जहिया जे भोग-पारसमे छल से भेल।”

शुभकान्त काका बजला-

“दसम बर्खसँ ओ आमदनीक जड़ि बनि गेल। जे साले-साल बढ़ैत-बढ़ैत किसानी जिनगीक जीवनी शक्ति बनि गेल छल।”

गोपीलाल-

“काका, दुनियाँमे केकरो आशा नइ करी ओ तँ आमक गाछे छल, लोको की ओइसँ कम अछि।”

गोपीलालक बात सुनि शुभकान्त काका किछु ने बजला। मनमे उठलैन- अस्सी बर्खक आन्हर बुढ़ जखन भदवरिया अन्हार टपि जाइए तखन...।

❑ साभार : पैंतीस साल पछुआ गेलौं

# माघक चाह

जहिना समाजो आ परिवारोक पहिया एक्के गतिये नइ चलैए तहिना बलदेव कक्काक परिवारोक छैन। मुदा आन परिवारसँ भिन्नता बलदेव कक्काक परिवारमे ई छैन जे सात गोरेक परिवारमे सबहक अपन-अपन क्रिया-प्रक्रिया चाहे जे हौउ मुदा बलदेव कक्काक प्रति जे क्रिया-प्रक्रिया सबहक छैन ओ अलग छैन्हे।

अलग ई भेल जे परिवारक जेते गोरे छैथ, माने बलदेव काकासँ जुड़ल जिनकर जे सम्बन्धित जिनगी छैन, ओ कक्काक अनुकूल छैन। हलाँकि बलदेव काका अपन जिनगीक चौदह-पनरहअना काज-भार अपने हाथमे रखने छैथ तइसँ परिवारक दोसर सदस्यक बीचक काजो तेतबे कम अछि जे ओइ काजकेँ परिवारजन प्रमुख काज नहियेँ बुझैत, मुदा जएह बुझैत तइमे ओते सतरकी तँ रखबे करैत जे बलदेव काका हूसल काज देख बिगड़ैथ नहि। आ जँ परिवारजन एते मेहरमानी परिवारक अभिभावककेँ परिवारमे करैन तँ परिवारमे क्रोधक जगह केतए रहत।

अपन नियमानुकूल जिनगी बलदेव काका ओहिना नइ बनौने छैथ, जिनगीकेँ पकैड़ जमीनमे रोपिते जे गाछ जनमलैन ओइमे शिशुपन-सँ-शीशपन धरिक सेवा ओइ रूपे केलैन जे समयानुकूल छेलैन, जइसँ

समय कहियो आगूमे रोड़ा नइ अँटकौलकैन। रोड़ा तँ ओतए बेसी अँटकैए जेतए जेते बेसी प्रतिकूल गति-विधि रहल। मुदा ऐठाम एकटा भ्रम उठि सकैए, समयानुकूल सभ परिवार वा सभ समाजक गति विधि जहिना सभ रंग अछि माने लालो अछि, उजरो अछि, हरियरो आ कारियो अछि तहिना मनुखोक जिनगीमे तँ अछिए। ओही बीचमे ने लोक अपन हाथ-पैरक हिसाबसँ अपन जगह खतिया लइए जे हमरा बुते केते कएल हेतइ, आ परिवार वा समाजकेँ केते खगता छइ।

मध-मासक समय, सात बजे भिनसुरका समय। मध-मास भेल दू मौसमक बीचक जे चढ़ा-उतरीक समय होइए। दिन-रातिक रूपमे मस्तियो अबए लगैत आ मादकता सेहो बढ़बे करैत अछि। अपन नियमानुकूल जिनगी बना चललासँ एते तँ बलदेव काकाकेँ प्राप्त भइये गेल छैन, जे ने परिवारकेँ भार बुझै छैथ आ ने परिवार भार बुझैत छैन।

अपन जिनगीकेँ समयानुरूप केना चलौल जाए, माने बेवहारिक धरातलपर ठाढ़ होइत बढ़ैत भविस दिस केना बढ़ौल जाए ओ तँ निर्भर अछि विचारक कबजियाएल धारमे।

खाएर जे.., सात बजे भिनसुरका समय बलदेव कक्काक छैन जे ओ अपन भोजनोपासनाक उपायमे लगि जाइ छैथ तँए ओ समय किसानीक छिऐन। चाह पीब पान खा हँसुआ-खुरपी नेने बलदेव काका कतिका–माने मध-मासक–खेतीक आँड़िपर पहुँचला। पहुँचते हियासि कऽ देखलैन तँ खुरपीक काज आगूमे धब-दे खसलैन, अपन उपकैत जिनगीमे बलदेव काका हेलए लगला। तखने चारि सालक पोताकेँ नेने पुतोहु खेतमे पहुँच गेली।

हिचुकैत-कनैत बुधबाकेँ देख काका मन पाड़ए लगला जे एकरा कनैमे हमरो दोख तँ ने केतौ अछि। भेल ई जखन बलदेव काका चाह पीबै छैथ तखन पोतोकेँ, आइ दू सालसँ एक-घोंट, आध-घोंट चटबैत

आबि रहल छैथ। आइ बुधबा चारि सालक भऽ गेल, मुदा आदतो तँ आदत छी, जेहेन आदत पकैड़ लेत ओ जिनगी भरि नेंगरियबैत रहत। भलेँ अहूँ जँ अपन जिद्दपना पकैड़ ली तँ आदत बदलबो करै छइ।

जखन बलदेव काका चाह पीबै छला तखन बुधबा केम्हरो खेलैले चलि गेल छल, जे चाहक समैये बिसैर गेल। कक्को ऐ दुआरे गिलासमे चाह नइ रखलैन जे एक तँ ओहिना गिलासक तरी चाह भेल, माने गिलासक निचला, तैपर जँ दुइयो मिनट रहि जाएत तँ ओ चाह नहि, या तँ पानि भऽ जाएत वा चाहक झड़ भऽ जाएत।

तेतबे किए, जेते लग-पासक चुट्टी-माछी रहत ओहो सभ अपन जीवनदान करैले सेहो आबिए जाएत। तँए गिलासमे चाह राखबकेँ उचित नहि बुझि बलदेव काका चाह पीब गिलास धो रखि देलखिन। आ हँसुआ-खुरपी नेने खेत पहुँचला। तैबीच बुधना खेला कऽ आएल तँ ने बाबाकेँ देखलक आ ने गिलासमे चाह, ओही चाह-ले कानए लगल...।

बुधबाकेँ कनैत देख बुधबाक माए–बलदेव कक्काक पुतोहु, जे भानस करै छेली–मने-मन बलदेव काकाकेँ दोखी बुझि बुधबाकेँ नेने खेत पहुँच गेली। ओना, चालि-ढालिसँ सरोवरी बीस पीपड़ी छैथे, मुदा जहिना सभ परिवारमे सभ रंगक लोक रहैए तहिना बलदेवो कक्काक परिवारमे छैन्हे।

बलदेव काका लग कनैत बेटाकेँ रखि सरोवरी आँगन आबि भात चढ़ल बरतनकेँ दाबिसँ दू बेर चला दू चोट कानमे लगा कानक ऊपरमे रखि, आँच घुसका चुल्हि लग बैसली। बैसते मनमे उपकलैन बेटाक कानब।

..सरोवरी एक तरफा निर्णय कऽ लेली जे सोलह-सँ-बत्तीसअना दोखी बाबू छैथ। जँ एहेन आदत नइ लगौने रहितथिन तँ अखन बुधबा कनैत किए..!

कनैत बुधबाकेँ देख बलदेव काका खुरपी रखि हाथमे लगल ओस आ ओसाएल माटिकेँ दुनू हाथे मीड़ साफ केलैन। चिकनाएल दुनू हाथे बुधबाकेँ पकैड़ बलदेव काका वौंसैत बजला-

“ओइ राति, ओइ दिनक राति की भेल से बुझल छौ?”

एक तँ बलदेव कक्काक बात बुधबाकेँ गीत जकाँ कानमे नीक लगल, तैपर एकटा प्रश्नो छल। चाहक सुरतापर सँ बुधबाक मन बहैट गेल, जइसँ सोल्हैनी कानब तँ नइ बन्न भेल मुदा कनी कम तँ जरूर भेबे कएल।

कम होइत पोताक कानब देख बलदेव काका दोहरा कऽ बजला-

“बड़ीटा बड़ीटा राति ओइ दिन रहइ।”

ओना, बलदेव काका पोताकेँ पोल्हबैक भूमिकामे रहैथ तँए झूठ-सतक सीमा सरपट रहैन। मन गवाही दैन जे कनैत बच्चाकेँ चुप करै तक पोल्हबैक स्थिति भेल, तँए अखन चुप करब अछि। तोरिया गाए-महींस केँ दुहैकाल जहिना मलकार हरियर-हरियर घास खुआ दुहऽ चाहैए, तहिना बलदेवो काका परियास करए लगला।

ओना, बेसीकाल पोता लगमे रहै छैन, तँए बच्चाक तरी-घटी सेहो सभटा बुझबे करै छैथ।

चुप होइत बुधबा बाजल-

“ओइ दिनक बड़का रातिमे की भेल?”

गमछाक खूटमे-सँ पानो आ पानक समानो–माने कथ, सुपारी, जर्दा–निकालि बलदेव काका पान लगबैक ओरियान करैत बजला-

“पहिने पान खा ले तखन कहबौ। गप की केतौ पड़ा जाएत।”

बुधबो मानि गेल जे एक नम्बर काज भेल पान खाएब, पछाइत दोसर हएत।

ओना, मने-मन बलदेव काका ईहो अँटकार लगबैत रहैथ जे कनैत-खिजैत बच्चाकेँ जाबे किछु लहटगर वौस आगू नइ औत ताबे कानबसँ समगम नइ हएत। तँए, ओहन वौसक खोज सेहो करए लगला आ पान लगाएबकेँ सेहो ढिलियबए लगला जे कनी समय आरो खपि जाएत।

बलदेव काका पहिने बुधबाकेँ पान देलखिन पछाइत अपने खेलैन। पान खा पानक समचाकेँ गमछाक खूटमे बान्हि आँड़िपर रखिते रहैथ कि बुधबा पुछि देलकैन-

"ओइ राति, ओइ दिनक राति की भेल?"

प्रश्नकेँ भरियबैत बलदेव काका बजला-

"कइ राति, कइ दिनक राति?"

बाबाक बात सुनि बुधबा भकचका गेल। भकचकाइक कारण भेलै जे दिनक ठेकान बुझले ने रहइ।

निच्चाँ-ऊपर बुधबाकेँ देख बलदेव काका नाकपर हाथ लैत बजला-

"हँ, हँ, मन पड़ल..!"

'हँ-हँ मन पड़ल' बाबाक मुहसँ खसिते बुधबा बाजल-

"हँ, हँ, ओहए..!"

बुधबाकेँ खुशी देख बलदेव काका मने-मन विचारए लगला जे जे प्रश्न अछि ओकर उत्तर बुधबा बुझत केना, अखन ओकर बुधिक ओकाइते की छइ। चारि बर्खक बच्चाक बुधि पानि-माटिक बीचक जे रूप अछि, सएह अछि। जल-जल, पल-पल, चल-चल, थल-थल। मुदा गुण तँ दुनू विद्यमान अछिए। माने जिवनी-शक्ति जहिना माटिकेँ छै तहिना पानियोँकेँ छै, तखन तँ भेल जे सक्कतपन नइ आएल अछि।

सक्कतपन लग अबिते बलदेव कक्काक मन अपन घटित घटनापर पहुँच गेलैन। घटित् घटना ई जे गरमी मास रहौ कि जाड़क, कक्काक अपन रूटिंग छैन जे हिसाबसँ चलै छैथ, जहिना घर-बाहरक काज तहिना मन-बुधिक। माघक ओ राति जे सालक सभसँ नमहर राति छल। सभसँ नमहर ओ भेल जे क्षण-पलक हिसाबसँ एकेटा होइए। शीतलहरी मास दिन पहिनेसँ लाधल। झीसी-बरखा जकाँ पानि बनि पाला टप-टप खसैत। गाछपर सँ खसैत बून अवाजो करैत। राति नमहर भेने दिनो आ दिनक सीमो आगू दिस घुसकिये गेल छल, जइसँ काजक घड़ी बढ़ि गेल छेलैन। दू बजेसँ छह बजे भोरक समय भेल। घन्टा भरिपर चाहो-पान आ पाइनो पीबते छैथ जइसँ देहक शक्तिक संग मनक शक्ति सेहो क्रियाशील रहिते छैन। दू बजे चाह पीब, बाँकी चाह थर्मशमे रखि, जे गरमी मासमे अपन रूप अधिक काल तक बरकरार रखिते अछि। मुदा तीन बजे भोरक थर्मशक चाहक रूप जे जेठ मासक रहैए ओ ठंढसँ जकड़ल माघमे थोड़े रहत। तीन बजे भोरक चाह, मन गवाही देलकैन जे ऐ चाहकेँ तरखने चाहक रूपमे पीब सकै छी, जखन एकरो चाह पुराएब। माने भेल जहिना ठंढपनक आक्रमण अछि तहिना ओकरा गर्मपनक सहारा देल जाए तँ ओ जरूर अपन रूप धेने रहत। ..एका-एक बलदेव काकाकेँ किछु मनमे जहिना आएल होनि तहिना छड़पैत बजला-

"की कहै छेलियौ?"

अखन तक बुधबा समगम भऽ चुकल छल। मुस्की दैत बाजल-

"अहूँ बाबा बड़ बिसराह छी।"

खुशीक मोड़पर बुधबाकेँ अबैत देख बाबा बजला-

"जखने मुँहक अदहा दाँत टुटि गेल तखने कि कोनो बात-विचार मनमे अँटकैए, लगले बिसैर जाइ छी।"

बाबाकेँ पाछू हटैत देख बुधबा बाजल-

“खुरपी दिअ, हमहूँ कमाएब।”

अपन हाथक काज बाधित होइत देख बलदेव काका बुधबाकेँ कोरामे लऽ खेतक चारू आड़ि घुमौलैन। चारू आड़ि घुमौला पछाइत हँसुआ उठा आड़िपर जे नमरल घास छल तेकरा काटए लगला। आगूमे ठाढ़ बुधबा खुरपी बिसैर गेल हाथक हँसुआ छीन आड़ि काटए लगल। माने हँसुआ रगड़ए लगल।

अनुकूल समय पेब बदलेव काका अपन खुरपीक काजमे जुटि गेला। मन पड़लैन माघक चाह।

❑ साभार : बीरांगना

# घबाह ट्यूशन

घिड़नीक तिनकमिया बंशीक घबाएल माछ जकाँ बुधियार काका बीस बर्खक नोकरीक पछाइत घबाएल मने अपना दिस तकलैन। घबाएल मन अइले जे प्रतियोगिता परीक्षामे बैसै-जोकर बेटा भऽ गेलैन। उचित तँ यएह ने बनैत जे वयस देख-देख अपन विषयक बात बेटोसँ पुछि लेब। एकर मतलब ई नहि जे छौड़ाकेँ बापक पैरक जूतो आ देहक अँगो अँटि जाइ छइ। जइ दिन नोकरी शुरू केलौं, तीन मन धान महिना गौंआँ मिलि दइ छला। राजा-रजबारक गाम नहि, जे स्कूल-अस्पताल खुजत। परिवारो तहिना छल, गौंआँक मुँह देख कोनो-धरानी गुजर करै छेलौं आ गामेक बच्चाकेँ पढ़ेबो करै छेलौं। अपनो बुझि पड़ै छल आ समाजो शिक्षक बुझै छला।

अपने ऊपर दुरिमतिया चढ़ल आकि समाजक ऊपर चढ़लै आकि सरकारक ऊपर चढ़लै से बुझबे ने करै छी। जे विद्यालय या तँ बेकती-विशेषक वा समाजिक स्तरपर चलै छल ओकरा आगू केना बढ़ौल जाए ई मूल प्रश्न छल। मुदा भेल की..?

खाली संस्कृते विद्यालयकेँ कहबै आकि मेडिकल, इंजीनियरिंग आदि जेनरल विद्यालयकेँ, सभटा एक्के सिरहाने पेटकुनियाँ लधने अछि।

प्रकाशकेँ सोर पाड़ि बुधियार काका कहलखिन-

“बौआ, आब तोरा-ले दुनियाँक बहुत बाट खुजैक समय आबि गेलह मुदा समय एहेन बनि गेल अछि जे जेते सहयोगक जरूरत तोरा पड़तह ओते नै दऽ सकबह। अपनो जुआन भेल जाइ छह, अपनो तँ किछु सोचिते हेबह?”

पिताक विचार सुनि प्रकाश बाजल-

“बाबूजी, ट्यूशनक नव क्षेत्र तँ बनिते जा रहल अछि, बुझल जेतइ।”

प्रकाशक विचार सुनि, कनी-काल गुम रहि बुधियार काका बजला-

“बौआ, तीनटा विद्यार्थीकेँ ट्यूशन पढ़ा अपनो शिक्षक बनलौं, मुदा आब लड़कीक शिक्षा बढ़लासँ ओहो घबाह भेल जा रहल छइ।”

❑ साभार : बजन्ता-बुझन्ता

# चोर-सिपाही

चोरिक बाढ़ि एने गामे-गाम चोरक सोहरी लगि गेल। जहिना घोरन लुधकैत तहिना चोरो लुधकए लगल। सेहो एकरंगा नहि, सतरंगा! पाँखिसँ बिनु पाँखिबला घोरने जकाँ घुरछा-घुरछे! जेकर बहुमत तेकर राज-पाट! शासक-सँ-सिपाही धरि...।

अगहन मास। गामक अदहासँ ऊपर उपजल धानक खेतमे 144 लगि गेल। कोनो बटेदारीक चलैत तँ कोनो फटेदारीक। सरकारियो काज तँ सरकारीए छी। एक घन्टाक काज मासो दिनमे हएत तेकर कोनो गारंटी नहि। तखन 144 मे जप्त भेल खेत 44 दिनक बदला 44 मासो रहि सकैए। खाएर.., ओस पला गेल। दिन खिआ कऽ पानि भऽ गेल। दिन-राति शीतलहरीमे डुमि गेल। दर्जनो भरि सिपाही धानक ओगरबाहि करैत अपना जिनगी दिस तकलक तँ बुझि पड़लै जे जान बँचब कठिन अछि। पहिल सिपाही बाजल-

"खस्सी मासु खाइ-जोकर समय अछि।"

दोसर सिपाही बाजल-

"जँ बनबैले तैयार होइ तँ खस्सी आनि देब।"

सएह भेल। दूटा सिपाही विदा भेल। जेना हाथमे हथियारो आ

देहमे वर्दियो रहबे करइ तहिना दिनके देखल खस्सियो आ घरो छेलैहे। अपने जकाँ एक गोरे मुँह दबलक आ दोसर उठा कऽ लऽ अनलक।

बना-सोना कऽ सभ भरि मन खेलक। मुदा दोसरे दिनसँ दुनू सिपाहीकेँ आन-आन सिपाही 'चोरबा' कहए लगल।

सालो नइ लगलै, ग्लानिसँ ओ दुनू सिपाही गड़ि दुनू नोकरी छोड़ि अपन पुरना वृतिमे लगि गेल। एक समाज 'चोर-सिपाही' तँ दोसर समाज 'सिपाही-चोर' कहए लगलै।

❑ साभार : बजन्ता-बुझन्ता

एक तम्मा सिदहा
एक घोंट पानि
करतब
पहाड़क बेथा
उदय-प्रलय

खेतक बँटवारा
पैंतीस साल पछुआ गेलौं
माघक चाह
घबाह ट्यूशन
चोर-सिपाही

उरीन
गुणहीन
बड़की माता
पोखला कटहर
राकशे रहि गेलौं

मुफतिया माल
हेराएल जिनगी
करिछौंह मुँह
कियो ने पुछैए
अँगनेमे हेरा गेलौं

वर्थ डे
सजल स्मृति
सेहन्ता
धोखा
एक मुठी घास

डुमैत जिनगी
हूसि गेल
ठेलाबला
जीविका
धर्मनाथ

किरदानी
भरमे-सरम
धोखा केतए भेल
मीनी भ्रष्टाचार
सोमनाकाका

पटियाबला
रिक्साबला
पसेनाक धरम
दूधबला
केना जीब?

| | |
|---|---|
| सझिया खेती | चुनवाली |
| सतभैंया पोखैर | रेहना चाची |
| दनियाँ डाबा | बुधनी दादी : 2 |
| अर्जुन रोग | पुरनी नानी |
| दोसराइत | एकबोलिया दादी |
| | |
| उकड़ू समय | लछनमान |
| अवाक | बिटगरहा |
| कलंक : 1 | गलफूलू |
| बताहे बताह बनौलक | लाही |
| भैयारी हक | पल भरि |
| | |
| केकरा-ले केलौं | छातीक हार |
| केकरो कियो ने | कोढ़िया सरधुआ |
| टुटली मरैया | पहपैट |
| बगबाइर | भोरक सपना |
| अपन मन अपन धन | खोंटकर्मा |
| | |
| एक धाप जमीन | गपक पियाहुल लोक |
| भैयारी | धरमूदासक अखड़ाहा |
| साझी | हमरा नीक नहि लगैए |
| सूदि भरना | कर्ज : 1 |
| सीमा-सरहद | आब नइ आगि लगैए? |

घूर

एगच्छा आमक गाछ

प्रीगर शत्रु

दहेजुआ गाए

गठूलाक गारि

गण्डा

अब-तब

झूठे

उजगी

जेना हाथी रही

कनी हमरो सुनू

नोकरिहारा

अनका बेर ओंघी

लगबे ने कएल

ओ दिन

पान पराग

फोंक मकड़

झकास

ठोररंगू

हकार

ओझरी

दोती बिआह

कचहरिया रोग

नटकिया गति

भारीपन भार बनि गेल

दिन घटि गेल

पछताबा

परिवारक प्रतिष्ठा

पागलखाना

खाए चाहैए

गामे उपैट गेल

खतियाएल घर

किछु ने फुरैए

तिलकोरक तरुआ

पटोर

बेटाक चलैत

उग्रघारा

बेटीक कुभेला

दोहरी हाक

खिलतोड़

बापक चलैत

गाम बिसैर गेल

ठकहरबा

समैयक बेरबादी

न्याय चाही

रिजल्ट

बाल बोध

अपन गारि अपन दुआरि

सरही सौबजा

अउतरित प्रश्न

पनियाहा दूध

कन्हा भँट्टा

फलहार

गावीस मोइस

निनिया देवीक आराधना

कनियाँ-पुतरा

मानसरोवर यात्रा

गामक शकल-सूरत

मितक प्रयोजन

चैन-बेचैन

पाइक इज्जत

माघक घूर : 1

मधुमाछी

मति-गति

नैहराक धाड़

माघक घूर : 2

चहकल विचार

राक्षसक झड़

सद्विचार

पोखरिक सैरात

मनकमना

कटौज

किछु ने

हथियाएल खुरपी

झुटका विदाइ

खुदियाएल

गलती अपने भेल

बत्तु

असिरवाद उलैट गेल

उड़हैड़

जिगेसा

लेहाज

जानक मोल

समर्पण

स्तब्ध

भोरक झगड़ा

शालीनता

पान

पवनक विवेक

हरवाहि

समरथाइक भूत

समता

सुखाएल सूरत

खजाना

मौसी

कर्ज : 2

टुटल मनक जुटान

ऐँठ साड़ी

अस्तित्वक समाप्ति

जाति नहि पानि

विदाइ

कर्तव्यपरायन सुगा

निशाँ

दान-दैछना

माइक वचन

मथाहाथ

पाइक मोल

गंजन

नमहर फेरा

अपन काज

बेटपन

उमेद

एकोटा ने

कथनी नै करनी

मुसाइ पण्डित

घरवास

भूल

बत्तीसोअना

पुरनी भौजी

अर्द्धांगिनी

खटहा आम
बुधि-बधिया
एकता
उमेरक लेहाज
केते लग केते दूर : 1

जितिया पाबैन
धर्मक असल रूप
शिनीची सिनेह
नवान
असुध मन

महिरम
हाथक जिनगी
सिखबैक उपय
दनगर घास
ढकरपेँच

मुसरी आ घोड़ा
जाड़ फाटि गेल
मुँहक बात मुहेँमे
कनीटा बात
गोहिक शिकार

जारैनक दुख मेटा गेल
इज्जत उतैर गेल
चापाकलक पाइप
घसवाहि
चटवाह

दुरकाल
गामक कटान
मेटाइत जिनगी
कपटी मित
अजाति

परदेशी बेटी
घरदेखिया
ऊँच-नीच
ऑपरेशन
फेर पुछबैन

समधीन
कनमन
नमहर घरक चोइर
पटोटन
पुरुषार्थ

पेटगनाह

गंगा नहेलौं

बकठाँइ

गुलेती दास

खर्च

डॉक्टर हेमन्त

मनुखक मूल्य

तीन जुगिया भाय

आश्रम नहि सोभाव बदली

मायराम

शुभचिन्तक

विधवा बिआह

वैष्णवी भगवती

प्रेमी

शंका

मुइलो बिसेबैन

प्रतिभा

केतौ नै

हमर कोन दोख

असगरे

डीहक बटबारा

मूलधन

छूआ

लफ साग

नहरकन्हा

अपन सन मुँह

पाप आ पुण्य

चोरक चोरबती

मातृभूमि

कटा-कटी

हरदीक हरदा

बेरपर

झगड़ाउ-झोटैला

फॉगु

बुड़िबकहा बुड़िबक बनौलक

उलबा चाउर

पतझाड़

धरम काँट

तिलासंक्रान्तिक लाइ

कठफल

क्रान्तियोग
पाही पट्टी
गोहाइर
मरियाएल मन
मदैत नै चाही

अनेरुआ बेटा
कछमछी
समदाही
वारंट
एकाग्रचित

बोनिहारिन मरनी
आशापर पानि पड़ल
बुढ़िया दादी
बाबी
बुधनी दादी : 1

गलगर भैंस
प्रवल इच्छा
अधखरूआ
मोहरा
भँसियाएल बाल-बोध

क्रियाशील
समझौता
रत्न गमेवाक दुख
भाइक सिनेह
हारि

दूटा पाइ
अपने केलहा
समुद्री विद्या
बीरांगना : 1
अनुशासन

जाम
विदाइ-दैछना
टाइपिस्ट
गजपट खेती
सुआद

बिहरन
हारि-जीत : 1
अपसोच
अपन पुरखाक डीह
खलओदार

खसैत गाछ

केते लग केते दूर : 2

कुघाटक मृत्यु

ओऽ होऽ होऽ हूसि गेल

मुड़ियाएल घर

उचितवक्ता

हारि-जीत : 2

हँसीएमे उड़ि गेलौं

मनोरथ

धरती-अकास

विचार हेरा गेल

घर तोड़ि देलिऐ

आजुक जिनगीक आइ परीछा

दोहरी मारि

धुर बुड़ि तोरा बजै ने अबै छौ!

डकरा हाल

सीरक गाछ

परतीहा खढ़

गरदैन कट्टा बेटा

कर्जखौक

सुरता

सगहा

पकिया चेला

अनगढ़ चेतना

धोतीक मान

चुप्पा पाल

जन्मतिथि

दियरबा-भैंसुर

फज्झैत

भुतलग्गू आकि भविसलग्गू

सिरमा

मनुखदेवा

अप्पन-बीरान

सुभिमानी जिनगी

मरूभूमि

मइटुग्गर

आने जकाँ

उमकी

मुँहक खतियान

ओसार

सरोजनी

सुभद्रा

देखल दिन : 1

पड़ाइन

चास-बास दुनू गेल

बेटी हम अपराधी छी

भोलानाथ बाबा

घटक बाबा

इजोरिया राति

भँसैत नाह

शम्भुदास

शिवजीक डाक-बाक्

सजाए

छुटि गेल

कनफुसकी

फाँसी

गति-मुक्ति

बजन्ता-बुझन्ता

अप्पन हारि

कोसलिया

मुसहैन

बिसाँढ़

मत्हानि

तेरहो करम

बात-कथा सुनौलक

बेटीक पैरुख

गैत-वीध

बेवहारिक

ठका गेलौं

साए कच्छे

करिछौन लाली

बलजोर

गति-गुद्दा

कलम हानि कऽ

अकाल

भैंटक लावा

डंका

काल्हि दिन

इमानदार घूसखोर

सनेस : 1

बेर परहक भदवा

केलवाड़ी

हँसैत लहास

बलधकेल कटौज

कान फुटल कप

सड़क-कातक खेत

सनेस

छोटका काका

कुकुरपन

हमर बाइनिक विचार

आइ एम शॉरी

देखल दिन : 2

मेकचो

कामिनी

संगी

ठकुआएल भुसवा

बपौती सम्पैत

दादी-माँ

कचहरिया भाय

एक दिन

५-५ टा कथाक १०० संग्रहक ई पंचदेव शृंखला मैथिलीमे पॉकेट-बुक्सक कमीकेँ पूर्ण करत। जतेक पन्ना, ततेक दाम, मोटामोटी दस-दस पन्नाक कथा। से पढ़ैयोमे सुभितगर आ कीनैयोमे सस्ता। एक उखड़ाहामे एकटा पॉकेट बुक्स खतम भऽ सकए, से साएगो पोथी साए उखड़ाहाक खोराकी भेल। श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक कथा-संसारसँ बीछल ऐ सभ रचनाक विषय-वस्तु अहाँक सामाजिक ज्ञानकेँ मोनो पाड़त आ बढ़ेबो करत आ अहाँकेँ सामाजिक प्राणी हेबाक बोधो कराएत। अहाँकेँ अधिकारक संग कर्तव्यक स्मरण कराएत, सरोकारी बनाएत। आ ई सभ मनोरंजनक संग भेटत। मैथिलीक ई पहिल पॉकेट-बुक्स सीरीज स्वागत योग्य अछि। **-गजेन्द्र ठाकुर**

**जगदीश प्रसाद मण्डलजीक रचना संसार :** 1. गीतांजलि, 2. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता- गीत संग्रह। 5. इन्द्रधनुषी अकास, 6. राति-दिन, 7. सतबेध- कविता संग्रह। 8. पंचवटी- एकांकी संचयन। 9. मिथिलाक बेटी, 10. कम्प्रोमाइज, 11. झमेलिया बिआह, 12. रत्नाकर डकैत, 13. स्वयंवर-नाटक। 14. मौलाइल गाछक फूल, 15. उत्थान-पतन, 16. जिनगीक जीत, 17. जीवन-मरण, 18. जीवन संघर्ष, 19. नै धाड़ैए, 20. बड़की बहिन, 21. भादवक आठ अन्हार, 22. सधबा-विधवा, 23. ठूठ गाछ, 24. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 25. लहसन, 26. पंगु, 27.आमक गाछी- उपन्यास। 28. कल्याणी, 29. सतमाए, 30. समझौता, 31. तामक तमघैल, 32. बीरांगना- एकांकी। 33. तरेगन, 34. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 35. शंभुदास, 36. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 37. गामक जिनगी, 38. अर्द्धांगिनी, 39. सतभैंया पोखैर, 40. गामक शकल-सूरत, 41. अपन मन अपन धन, 42. समरथाइक भूत, 43. अप्पन-बीरान, 44. बाल गोपाल, 45. भकमोड़, 46. उलबा चाउर, 47. पतझाड़, 48. लजबिजी, 49. उकड़ू समय, 50. मधुमाछी, 51. पसेनाक धरम, 52. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 53. फलहार, 54. खसैत गाछ, 55. एगच्छा आमक गाछ, 56. शुभचिन्तक, 57. गाछपर सँ खसला, 58. डभियाएल गाम, 59. गुलेती दास, 60. मुड़ियाएल घर, 61. बीरांगना, 62. स्मृति शेष, 63. बेटीक पैरुख, 64. क्रान्तियोग, 65. त्रिकालदर्शी, 66. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 67. दोहरी हाक, 68. सुभिमानी जिनगी, 69. देखल दिन, 70. गपक पियाहुल लोक, 71. दिवालीक दीप, 72. अप्पन गाम- लघु कथा संग्रह।






**पल्लवी प्रकाशन**
जे.एल.नेहरू मार्ग, तुलसी भवन
निर्मली, सुपौल, बिहार : 847452